ISSN 2229-547X VIDEHA

# 'विदेह' २५९ म अंक ०१ अक्टूबर २०१८ (वर्ष ११ मास १३० अंक २५९)

वि दे ह *विदेह Videha विदेह http://www.videha.co.in विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly e Magazine विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।*

*ऐ अंकमे अछि:-*



Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Books/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान

अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाउ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव

Join official Videha facebook group.

Google समूह Join Videha googlegroups

Follow Official Videha Twitter to view regular Videha Live Broadcasts through Periscope.

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाउ।

२. गद्य

*२.१.देवेश झा-"मैथिली पत्रिकामे अनुवाद साहित्य"*

*२.२.उमेश मण्डल-'सगर राति दीप जरय'*

**देवेश झा**

**"मैथिली पत्रिकामे अनुवाद साहित्य"**

अनुवाद थिक एक भाषाक वाक्य कें दोसर भाषामे कहब लिखब । पहिलकें मूल भाषा आ दोसरकें लक्ष्य भाषा कहल जाइछ । अभिप्राय अछि मूल भाषाक भावकेंशत-प्रतिशत लक्ष्य भाषामे उचित शब्द सहित अंतरण करव, किन्तु समस्या होइत अछि जे सभ भाषाक प्रकृति, परम्परा, शब्द सम्पदा आ स्वभाव अपन-अपन होइत अछि । एतबहि नहि ; भाषागत नियममे से हो भिन्नता रहैत अछि । तकर मुख्य कारण अछि जे कोनो भाषाक प्रकृति, परम्परा शब्द सम्पदा आ ध्वनि ओहि स्थान विशेषक जलवायु, भौगोलिक स्थिति, वातावरण, धर्म, आचार-विचार,उच्चारण ध्वनि आदि तत्व सॅं प्रभावित रहैत अछि । तैं मूल भाषाक शब्दक हू-ब-हू समान अर्थबला शब्द दोसर भाषामे नहि रहैत अछि । एहना स्थिति में एक भाषा दोसर भाषा सँ शब्द उधार लैत अछि । आ मूल रूपक शब्दकें लक्ष्य भाषा मे ओहि रूप मे प्रयुक्त करैत अछि ।

यथा, आंग्रेजी सँ हम लैत छी स्टेशन, कोर्ट, पेंट आदि आ हम दैत छी छौंकी, झाँझन,धोती, साड़ीआदि । यद्यपि अनुवाद जटिले कार्य अछि आ फराक सँ विवेचनीय अछि, किन्तु से हमर हिस्साक विषय नहि । तखन एतेक कहब अवश्यक जे आइ विश्व मानव एक दोसारक सम्पर्क मे बहुत तीव्र गति सँ अबि रहल अछि । तँ एक दोसराक सामाजिक जीवन, सभ्यता,संस्कृति, आचार-विचार, रहन सहन, जीवन पध्दति सँ परिचित होयब आवश्यक, जकर मुख्य स्त्रोत थिक ओतुक्का साहित्य । सामाजिक प्रतिविंब देखवाक हो तँ साहित्य बिनु देखने कचरेटा देखल जा सकैछ । तत्पर्य ई जे आजुक संदर्भ मे अनुवाद साहित्येक नहि, जीवनक अपरिहार्य अंग बनि गेल अछि । मैथिली पत्र-पत्रिका देखला सँ ज्ञात होइत अछि जे अनुवाद साहित्य अपेक्षाकृत संतोषप्रद नहि अछि से तखन मिथिलाक जन जीवन ओ ओकर सभ्यता- संस्कृति मे अनुवादक प्रवृति रचल-बसल अछि । नेना वा अबोध सन्तान कँ बढिया पितामही, मातामही, पितामह आदिविभिन्न प्रकारक संस्कृत श्लोकक अथवा ग्रन्थक कोनो -कोनो अंश अपन भाषा मे सुनाऽनिक संस्कार सँ संपर्क करैत आइल छथि । किन्तु एही अनुवाद-प्रवृतिक अछै तँ पत्र-पत्रिका मे अनुवादक
अल्पतासोचनीयअछि।

भारतमे पत्रिका पदार्पणक शुभ काल थिक आठारहम शताब्दीक उत्तरार्ध जखन कम्पनी सरकारक आधिपत्य स्थापित भ गेल छल । किन्तु मैथिली पत्रकारिताक स्वर्णिम विहानक किरण प्रस्फुटिक होइछ तखन-जखन 1905 मे जयपुर सँ"मैथिली हित साधन" नामक मासिक प्रकाशित होइछ, जाहिमे अनुवाद तँ नहि टीका अवश्य रहैत छल । पुन: दोसर शुभ मुहूर्तक क्षण अबैछ 1906 मे जखन मैथिली पत्रिकाक इतिहास मे नव संकल्प, नवचेतना अ नव दिशा ल क आयल 'मिथिला-मोद' मैथिली साहित्यक उध्यान मे नवल बसंत, नवल मलयानिल सदृश महमह करैत आयल । एकर प्रकाशन मे विभिन्न बाधाक फलस्वरूप अवरुद्धता तँआयलमुदा 1936 सँ पुर्नप्रकाशन प्रारम्भ भेल । मिथिला मोदक माध्यमे अनुदित ग्रन्थ सभक प्रकाशन सँ अनुवाद विधि प्राणवन्त भ उठल । एहिमे महत्वपूर्ण अछि (क) हितोपदेश (अनुवादकक नाम अंकित नहि अछि) (ख)कपाल कुण्डला (अनु॰ पं० शिवनन्दन चौधरी पुर्णिया ) (ग) श्री मदभगवतगीता( अनु० पं० त्रिलोचन झा) (घ)मुद्राराक्षस (अनु० पं० चेतनाथ झा) (ङ) उत्तर रामचरित(अनु० मुंशी रघुनन्दन दास),पं० कुशेश्वर कुमर आ बाबू भोलालाल दसक संयुक्त संपादकत्वमे 'मिथिला' मासिकक प्रकाशन प्रारंभ भेल जे अच्युतानन्द दत्त द्वारा अनूदित 'महाभारतक'कतिपय अंश तथा गुणवंत लाल दास द्वारा 'दुर्गा सप्तशतीक' अंशक रूपान्तर धारावाहिक रुपे प्रकाशित कयलक / पं० छेदी झा 'मधुपक मेघदूत क अनुवाद प्रकाशित होबय लगल छल जे पुर्ण नहि भ सकल|

इलाहाबाद सँ बाल मासिक पत्रिका 'बटुक'के प्रकाशन श्री सुधाकांत मिश्रक संपादकत्व मे होइत छल|ऐहि बाल पत्रिका में अनुवाद साहित्य विशेष महत्व रखैत अछि|ओहि मे म०म० उमेश मिश्र द्वारा उपाख्यानमालाक 'नचिकेतोपाख्यान' क अनुवाद रुसी कथा बरखा आयन बेंग, जवाहर लाल नेहरुक 'पिताक पत्र पुत्रीक नाम' क अनुवाद तथा श्री रमाकांत मिश्र द्वारा रवीन्द्रनाथ टैगोरक 'कबूलीवाला' क अनुवाद एवं टाल्सटायक कथाक अनुवाद 'तीनिटा बाबाजी' (अनु० श्री रमाकांत राय) महत्वपूर्ण एवँ अविस्मरणीय अछि ।

एहिना श्री धीरेश्वर झा 'धीरेन्द्र' क सम्पादन मे विशेश्वर साहित्यकुटीर लोहना सँ'धियापुता'नामक दोसर बाल मासिक पत्रिका प्रकाशित होएत अछि । मैथली पत्रिकारिता मे एकरहु स्थान अति महत्व रखैत अछि । एहि पत्रिका मे धियापुताक रुचि जगयबा लेल तथा संस्कार भरबाकउदेश्य सँ बाल साहित्य रूप मे अनूदित रचनाक बहुलता देखबा मे अबैछ । एहिमे पंचतंत्र कथाक यथा 'माइक बोल''सूर्य उगि रहल छथि' आ स्वर्ग तथा कीछुआत्मकथा,वैज्ञानिक कथा, गल्पक अनुवाद भेल अछि ।

मैथिली पत्रिकारिताक इतिहास मे नव आयाम जुड़ैत अछि तखन, जखन 1950 मे 'वैदेही' मासिकक प्रकाशनक श्रीगणेश होइत अछि । एहिठाम एतेक कहब आवश्यक प्रतीक होइछ जे मैथिली पत्र-पत्रिकाक प्रयोगात्मक तथा अस्तित्व स्थापना प्रक्रिया अति विकट एवं संघर्षमय होइतो विकाशोन्मुखी तँ रहल अछि । किन्तु जीविका सँ जुड़ल नहि रहवाक कारणे आ राजकीय उपेक्षापूर्ण नीतिक परिणाम स्वरूप पत्रिका सभ अल्पजीवी होइत आयल अछि । बोद्धितावादी विद्वान, साहित्यसेवी आ कीछु उत्साही मातृभाषानुरागी लोकनिक द्वारा नव-नव पत्र-पत्रिका अबैत रहल मुदा स्वजनो सँअपेक्षित सहयोग नहि भेटबाक कारणे काल कवलित होइत गेल । एहि प्रसंग पं० चंद्रनाथ मिश्र 'अमर' जीक कथा सर्वथा समीचीन अछि जे "मैथिली पत्रकरिता रूपी लत्ती मे कुम्हड़ेरक बतिया देखबा मे अबैत अछि जे आड़गुर देखौला सँ सड़ैत आबि रहल अछि (मै० पत्र का इतिहास )। बात सदर्थ अछि, मुदा एहिजड़ता कँ बहुत दूर धरि तोड़ैत अछि 'वैदेही'मासिक पत्रिका ।

'वैदेही' मे अनुवाद विधा कँ जाहि प्रमुखताक संग स्थान देल गेल ओ अनुकरणीय अछि । सर्वप्रथम बंगला साहित्यक पुरोधा शरतचंद्र चटर्जी रचित 'रमेर-सुमति'(बंगला उपन्यासक अनुवाद) एवं1856क कथा विशेषांक मे ठाकुर पाठक चोधरी द्वारा क्रमिक रूसी कथाक अनुवाद बंगलाक 'शेफाली' तथा हिन्दी कथा ठाकुरक कूपक अनुवाद मैथिली पत्रिकारिता जगत मे विशेषता आनि गोरवान्वित कायलक।

वैदेही मसिक अपन पचास-बावन बर्खक दीर्घ यात्रा मे मैथिली पत्र-पत्रिका साहित्यक इतिहास मे जे विशिष्ट आ महत्वपूर्ण योगदान कयलक अछि तकर लेखा-जोखा थोड़ में संभव नहि किन्तु, एतेक तँ कहले जा सकैछ जे ई मैथिली साहित्यक विभिन्न विधाक संगहि अनुवाद साहित्यक कँ अभिन्न अँगन रूप मे समायोजित करैत आयल अछि । यथा 1966 क नवम्बर-दिसम्बरक संयुक्ताँक अनुवाद विशेषांक थिक । एहिमे काव्य मर्मज्ञ नेपाल नरेश महाराज महेंद्र रचित नेपाली काव्य संग्रह "उसैकोलागी" क अनुवाद श्री अनन्त बिहारी दास इन्दुजी कयने छथि । अनुवाद शीर्षक थिक "तोरे लागी" सम्पूर्ण संयुक्तांक अनुदित काव्यक अछि ।

प्रो० आनन्द मिश्रक संपादन मे 'अभियान' मासिक पत्रिकाक प्रकाशन होयब प्रारंम्भ भेल जाहि मे गोर्कीक 'शाल्टमार्ग' क अनुवाद श्री हंसराजजिक सशक्त लेखनी सँ कयल गेल अछि जे मैथिली साहित्यक भंडार कँ समृद्ध करबा मे अमूल्य योगदान कयलक ।

भरती भक्तक संपादन मे बहुचर्चित मैथिली मासिक 'सोनामाटि' क आठ अंक में फ्रेंच कथाक (अनुवादक श्री मायानन्द मिश्र), बंगलाक दु गोट कथाक (अनुवादक श्री भद्रनाथ ओ श्री ब्रज किशोर ठाकुर) खलील जिब्रानक

एक कथाक (अनुवादक श्री भद्रनाथ), नागालैंडक लोक कथाक (अनुवादक श्री गणेश शंकर खर्गा) एवं जीमकार्वेट लिखित शिकार कथा ‘‘रुद्र प्रयागक नरभक्षी चीताक (अनुवादिका मधुमिता) अनुवाद भेल अछि । शिवाकान्त पाठकक संपादन मे प्रकाशित‘बागमती’ मासिक मे ऋग्वेदक दान सूक्त, समाज सूक्त आदिक अनुवाद पं० सुरेन्द्र झा ‘सुमन’ द्वरा कयल गेल ।

कलकत्ता सँ प्रकाशित ‘मिथिला दर्शन’ मे हिन्दीक आचार्य महावीर प्रसाद द्विवेदीक निबंध ‘साहित्य’ क अनुवाद उग्रकान्त झा ‘उग्र’द्वारा भेल अछि । मिथिला दर्शन मे ‘अनुवाद कथा विशेषांक’ क प्रकाशन सेहो कैल गेल अछि । यध्यपी मिथिला दर्शन मे कीछु और अनुवाद कार्य भेल अछि । मुदा से खोजे कयला सँ उपलब्ध भ सकत ।

‘देसिलबयना’ मासिक मे श्यामलदास गुप्तक बंगला नाटक क इसाइ हाइनेकक एक गाही जर्मन कविताक अनुवादक श्री रामलोचन ठाकुर छथि । मैथिली मासिक माटिपानि, मासिक ‘कर्णामृत’ मासिक ‘देसकोस’ तथा त्रैमासिक ‘आरंभ’ आदिक मैथिली पत्रिकाक इतिहास मे महत्वपूर्ण स्थान रखैत अछि, मुदा एही सभ मे अनुदित रचनाक संख्या बड़ थोड़ अछि । अंत मे मैथिलीक सर्वाधिक नियमित बहुप्रशंसित आ सर्वप्रिय जाहि पत्रिकाक विवरण प्रस्तुत क रहल छी ओकर नाम थिक ‘मिथिला-मिहिर’। मैथिली पत्रकारितक मेरुदंड मानल जाइछ मिथिला मिहिरकेँ। पत्रकारिताक रूप मे सर्वोच्च नामधारी मिथिला मिहिरकेँ एहि साहित्यिक अनुष्ठानमे सर्वप्रमुख मानैत विभिन्न दृष्टि सँअंतिम स्थान पर राखल गेल अछि ।

पहिनहि कहल अछि जे मैथिली पत्र -पत्रिका मे अनूदित रचनाक स्थिति संतोषप्रद नहि अछि | तकर प्रमुखकारण अछि पत्र-पत्रिका अल्पजीवनक फलस्वरूप बरमहल अवरुद्धता | सोच आ परिकल्पनाक स्वरूप साकार नहि भ सकल | तथापि अनुवाद होईत रहल अछि |

प्रश्न उठेत अछि जे ई अनुवाद सभ मूल भाषासं प्रत्यक्ष अनुवाद भेल अछि वा अप्रत्यक्ष रुपे दोसर भाषासं ?

एकर खुलासा होयबाक चाहैत छल जे नहि भेल अछि । तँ अनूदित साहित्यिक कृतिकेँ देखब आ ओकर गुणवत्ता केँ परखब तँ और कठिन । तकर हेतु ई जे मूल भाषासँ लक्ष्य भाषाक मिलानक उपरान्त सँ संभव होयत । मुदा स्थिति ई अछि जे अधिकांश अनुवाद मूल सँ नहि, अपितु माध्यमे भाषा सँ भेल अछि । मैथिली पत्र-पत्रिकामे अनुदिश साहित्यक पक्ष दुर्बल रहबाक सभसँ महत्वपूर्ण कारण अछि जे एको व्यक्ति ने त भावसायिक अनुवाद केने छथि आ ने एकोटा अनुवाद पत्रिकाक फारक सँ व्यवस्थे अछि । प्रश्न इहो अछि जे अनुवाद कार्यकेँ के ओ अपन ‘केरियर’ बनाबथि तँ कोना? जीविका सँ बिना जोड़ने श्रमक फलीभूत होयबाक संभावना कम| इएह कारण अछि जे मैथिली मे ने अनुवाद पत्रिका अछि आ ने कोनो पत्र पत्रिका अनुवाद साहित्यक लेल स्थायी स्तम्भ रखने अछि । मैथिलीक साहित्यकार लोकनिक भावावेश, रुचि आ मातृभाषाक सेवा भाव सँ स्वान्त: सुखाय अनुवाद कृतिक प्रणयन होइत अछि । पत्र-पत्रिकाक प्रकाशक संपादक जखन मन भेलनि, ओकरा छापि देलनि मैथिली मे विशेष रूपेँ पत्र-पत्रिका मे सोद्येश्य अनुवाद कार्य होयबाक चाही जे नहि भ रहल अछि । आजुक युग मे अनुवाद-कार्य एकटा मिशन थिक । दुनिया केँ जनबाक-परखबाक सभ सँ पैघ माध्यम थिक । आजुक बहुत लोक अनुवाद पर जिबैत

अछि । एकटा बात और अनुवाद कार्यक जे आर्थिक पक्ष छै, ताहि लेल बाजार चाही, मुदा सँ अछि नहि । बाजारक अभाव अनुवादक अभाव, पत्र-पत्रिका मे अनुवादक अभाव सभ एक दोसरा पर निर्भर अछि । मैथिली पत्र-पत्रिका मे बेसी वा कम जे कीछु अनुवाद कार्य भेल अछि से तँ भिन्न बात थिक, किन्तु एतबाक तँ स्पष्ट परिलक्षित होइत अछि जे अनुवाद विशेषत: साहित्य सँ सम्बधिंत अछि । एतेक तँ अवश्ये जे मैथिली पत्र-पत्रिका मे अनुवाद साहित्यक स्थिति विकासोन्मुखी अछि । अवश्यकता छैक एकर गतिशीलता बढ़यवाक।

देवेश झा

एन० डी० कॉलेज रामबाग ,पूर्णिया

प्राध्यापक (मैथिली विभाग )

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।**

**उमेश मण्डल**

**'सगर राति दीप जरय'**

1

सगर राति दीप जरय ९९ म आयोजन
दिनांक 22 सितम्बर 2018, शनि दिन। प्रो. प्रीतम कुमार 'निषाद'जीक संयोजकत्वमे सगर राति दीप जरय'क 99म कथा-साहित्य गोष्ठी सुसम्पन्न भेल। 21 गोट कथाक पाठ आ तैपर समीक्षा भेल। 'सगर राति दीप जरय- मिथिला-मैथिलीक एक मात्र मंच अछि जैपर सभ वर्गक लोक (साहित्यकार) सहृदय उपस्थित होइत रहल छैथ। सभ वर्गक साहित्यकारोमे सोचै-विचारैबला बात अछि जे स्थापित साहित्यकारसँ ल' क' नवांकुर रचनाकार धरि। मिथिला साहित्यक श्रीवृद्धिमे पोथीक लोकार्पण सेहो अनवरत रूपे ऐ मंचपर होइत रहल अछि। अहू गोष्ठीमे- माने 99म आयोजनमे- चारि गोट पोथीक लोकार्पण भेल। संक्षेपमे सम्पूर्ण समाचारक विवरणक संग सम्बन्धित किछु फोटोग्राफ सेहो देल जा रहल अछि। -उमेश मण्डल

संयोजक : प्रो. प्रीतम कुमार 'निषाद'

उद्घाटन सत्र-

दीप प्रज्जवलन : श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, चण्डेश्वर खाँ, श्री कमलेश झा, डॉ. शिव कुमार प्रसाद, श्री नारायण यादव, श्री राम विलास साहु, श्री आनन्द कुमार (विद्यालयक निदेशक), श्री उमेश पासवान, श्री जगदीश साहु

गोसौनिक गीत :

कुमारी अर्चना, कुमारी अंजलि

स्वागत गीत :

कुमारी पुनम (शिक्षिका)

राम देव प्रसाद मण्डल 'झारूदार'

स्वागत सम्बोधन :

प्रो. प्रीतम कुमार 'निषाद' (संयोजक)

दू शब्द : श्री कमलेश झा, श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, डॉ. शिव कुमार प्रसाद

मंच संचालक : उमेश मण्डल

पोथी लोकार्पण सत्र-

लोकार्पित पोथी :

(1.) गपक पियाहुल लोक (कथा संग्रह) : जगदीश प्रसाद मण्डल

(2.) विविध प्रसंग (प्रवन्ध-निवन्ध) : रबीन्द्र नारायण मिश्र

(3.) गामक सुख (पद्य संग्रह) : राम विलास साहु

(4.) गावय मिथिला गीत प्रगीत (पद्य संग्रह, दो.सं.) : प्रीतम कुमार 'निषाद'

लोकार्पण कर्ता :

श्री आनन्द कुमार, श्री कमलेश झा, श्री नारायण यादव, डॉ. शिव कुमार प्रसाद, श्री चण्डेश्वर खाँ, श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, श्री राम विलास साहु, श्री मनोज कुमार मण्डल

दू शब्द : कमलेश झा, नारायण यादव

मंच संचालक : उमेश मण्डल

कथा सत्र-

अध्यक्ष मण्डल

श्री कमलेश झा, श्री नारायण यादव, डॉ. शिव कुमार प्रसाद, श्री चण्डेश्वर खाँ, श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, श्री राम विलास साहु,

संचालन समिति : आनन्द कुमार झा, नन्द विलास राय, मनोज कुमार मण्डल

कथा पाठ-

प्रथम पाली-

1. पतन : आनन्द कुमार झा

2. चौदहो देवान : उमेश मण्डल

3. सियानक मारि दही-चूरा : नन्द विलास राय

समीक्षा : नारायण यादव, विनोद कुमार, बद्रीनाथ राय, चण्डेश्वर खाँ, डॉ. शिव कुमार प्रसाद

दोसर पाली-

4. मोह : चण्डेश्वर खाँ

5. खगता : उमेश नारायण कर्ण 'कल्पकवि'

6. मान सरोवरक यात्रा : जगदीश प्रसाद मण्डल

समीक्षा : कौशल किशोर, मनोज कुमार मण्डल, पवन झा, नारायण यादव, डॉ. शिव कुमार प्रसाद, प्रीतम कुमार 'निषाद', शारदा नन्द सिंह

तेसर पाली-

7. हृदय परिवर्त्तण : नारायण यादव

8. पुरनकी भौजी : उमेश पासवान

9. आन्हर : डॉ. शिव कुमार प्रसाद

समीक्षा : आनन्द कुमार झा, जगदीश प्रसाद मण्डल, कपिलेश्वर राउत

चारिम पाली-

10. इमानदारीक मोल : पवन झा

11. कंगन : मनोज कुमार मण्डल

12. त्रिशंकू मनक मलि : कपिलेश्वर राउत

समीक्षा : नारायण यादवजी, प्रीतम कुमार 'निषाद'जी, डॉ. शिव कुमार प्रसाद

पाँचम पाली-

13. चतुरसेना दाव : राम विलास साहु

14. त्रिशंकू मनक मलि : क

15. पितृ ऋृण : अमरकान्त लाल

समीक्षा : नारायण यादवजी, नन्द विलास राय, राम विलास साहु, उमेश मण्डल

छठम पाली-

16. थैंक्यू पापा : लक्ष्मी दास

17. प्रेममेव जयते : शारदा नन्द सिंह

18. भिखमंगा : चण्डेश्वर खाँ

समीक्षा : आनन्द कुमार झा, उमेश मण्‍डल, नारायण यादव, उमेश नारायण कर्ण 'कल्पकवि'

सातम पाली-

19. सनकल बम : प्रीतम कुमार 'निषाद'

20. भक्ति कथा : राधाकान्त मण्डल

21. आँखि : डॉ. शिव कुमार प्रसाद

समीक्षा : प्रीतम कुमार 'निषाद'जी, कमलेश झा, नारायण यादव, राम विलास साहु, पवन झा

अध्यक्षीय भाषण : श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, कमलेश झा

धन्यवाद ज्ञापन : प्रो. प्रीतम कुमार 'निषाद'

ऐगला आयोजन : सगर राति दीप जरय'क 100म आयोजन उमेश मण्डलक संयोजकत्वमे, निर्मली (सुपौल) मे... ।

2

**उमेश मण्डल-सगर राति दीप जरय- ९८म कथा गोष्ठी- सिमरा (झंझारपुर)**

**सगर राति दीप जरय-** सिमरा (झंझारपुर) 98म कथा गोष्ठी

संयोजक : डॉ. शिव कुमार प्रसाद

**उद्घाटन सत्र-**

**दीप प्रज्जवलन :** श्री महावीर प्रसाद, डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी', श्री श्यामानन्द चौधरी, श्री अरविन्द ठाकुर, श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, पो. प्रीतम'निषाद', श्री उमेश नारायण कर्ण, श्री नारायण यादवआ श्री योगेन्द्र राउत।

**उद्घाटन भाषण :** श्री अरविन्द ठाकुर, श्री श्यामानन्द चौधरी, श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी'आ श्री महावीर प्रसाद।

**मंच संचालक :** श्री संजीव कुमार 'शमा'

**पोथी लोकार्पण सत्र-**

लोकार्पित पोथी :

(1.) मरजादक भोज (कथा संग्रह) : नन्द विलास राय

(2.) दुधबेचनी (कथा संग्रह) : राम विलास साहु

(3.) देखल दिन (कथा संग्रह) : जगदीश प्रसाद मण्डल

(4.) कथा कुसुम (क.सं. दो.सं.) : दुर्गानन्द मण्डल

(5.) सोंहॅंत-अनसोंहाँत (काव्य संग्रह) : डॉ. शिव कुमार प्रसाद

(6.) पघलैत हिमखंड (काव्य संग्रह, अनु.) डॉ. शिव कुमार प्रसाद

(7.) नमस्तस्यै (उपन्यास) : रबीन्द्र नारायण मिश्र

(8.) पंगु (उपन्यास) : जगदीश प्रसाद मण्डल

**लोकार्पण कर्ता :**

श्री महावीर प्रसाद, डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी', श्री श्यामानन्द चौधरी, श्री अरविन्द ठाकुर, श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, पो. प्रीतम 'निषाद', श्री उमेश नारायण कर्ण, प्रो. शुभ कुमार वर्णवाल, श्री नारायण यादवआ श्री योगेन्द्र राउत।

**दू शब्द** : श्री महावीर प्रसाद

**मंच संचालक** : उमेश मण्डल

**कथा सत्र-**

**अध्यक्ष मण्डल**

डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी', श्री श्यामानन्द चौधरी, श्री अरविन्द ठाकुर, श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, पो. प्रीतम 'निषाद'

**संचालन समिति** : सूर्य नारायण यादव, दुर्गानन्द मण्डल, नन्द विलास राय, अनील ठाकुर

**कथा पाठ-**

**प्रथम पाली-**

1. प्रेमक अश्रुधार : नारायण यादव
2. बोझ : दुर्गानन्द मण्डल
3. देखल दिन : जगदीश प्रसाद मण्डल

समीक्षा : श्यामानन्द चौधरीजी, राम विलास साहुजी, अरविन्द ठाकुरजी, योगेन्द्र पाठकजी

**दोसर पाली-**

4. दहेज पाप छी : नन्द विलास राय
5. संघर्ष : अरविन्द ठाकुर
6. भिनसुरका गप-सप्प

समीक्षा : दुर्गानन्द मण्डलजी, उमेश नारायण कर्णजी, शिव कुमार प्रसादजी, नारायण यादवजी

**तेसर पाली-**

7. घरतोड़नी : प्रो. प्रीतम कुमार 'निषाद'
8. ऐगला पड़ाव : ललन कुमार कामत
9. ई केकर दोख : राम विलास साहु

समीक्षा : कपिलेश्वर राउतजी, उमेश मण्डलजी, श्यामानन्द चौधरीजी

**चारिम पाली-**

10. मराएल जिनगी : कपिलेश्वर राउत
11. केकरो कियो नहि : लक्ष्मी दास
12. काबू : उमेश नारायण कर्ण

समीक्षा : नारायण यादवजी, प्रीतम कुमार 'निषाद'जी, योगेन्द्र पाठकजी

**पाँचम पाली-**

13. प्रेत लेल लड़ाइ : अमर कान्त लाल
14. जाएब नेपाल मुदा कपार जाएत संगे : शिव कुमार मिश्र
15. पुत्र मोह : लक्ष्मी नारायण प्रसाद

समीक्षा : नारायण यादवजी, प्रीतम कुमार 'निषाद'जी, राम विलास साहुजी

**छठम पाली-**

16. टिप्स : रामदेव प्रसाद मण्डल 'झारूदार'
17. नसीहत : नारायण यादव
18. आमक चोर सगर शोर : अच्छेलाल शास्त्री

समीक्षा : नन्द विलास रायजी, शिव कुमार प्रसादजी, सूर्य नारायण यादवजी

**सातम पाली-**

19. वाइफ : लक्ष्मी नारायण प्रसाद
20. अनुशासित प्रतिष्ठान : श्रीमती ज्योति कुमारी
21. कोचिंग : श्रीमती ज्योति कुमारी

समीक्षा : प्रीतम कुमार 'निषाद'जी, श्यामानन्द चौधरीजी, नारायण यादवजी

अध्यक्षीय भाषण : श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, पो. प्रीतम कुमार 'निषाद'

धन्यवाद ज्ञापन : डॉ. शिव कुमार प्रसाद।

ऐगला आयोजन : प्रो. प्रीतम कुमार 'निषाद'क संयोजकत्वमे, स्थान- मुरहदी (बाबूबरही)

**उमेश मण्डल**

**'सगर राति दीप जरय'क ९३म आ ९४ म आयोजन**

**१**

25 मार्चक राति, रतनसारा गाममे जे 'सगर राति दीप जरय'क 93म कथा-साहित्य गोष्ठी सम्पन्न भेल, तइमे बीहैन आ लघु मिला दू दर्जनसँ बेसी कथाक पाठ भेल। सात पालीमे कथा सभकेँ मंचपर पढ़ल गेल आ तैपर समीक्षक लोकैन समीक्षा करैत भरि रातिक समए केना बितौलैन से किनको नहि पता चलल। भोर नहि, भिनसर धरि गोष्ठी दनदनाइत रहल। समीक्षक, आलोचक आ कथाकारक संग श्रोता सेहो सगर राति जागि गोष्ठीक आनन्द लैत रहला। ओना तँ गोष्ठीक आरम्भ साझे, करीब छबे बजे भेल मुदा कथा पाठक क्रम रातिक आठ बजेसँ, जेकरा दोसर साँझ सेहो कहि सकै छी-भेल। दीप प्रज्वलनक पछाति स्वागत, स्वागत भाषण, पोथी लोकार्पण, लोकार्पित पोथी सभपर टिप्पणी इत्यादिमे करीब दू घन्टा लागिए जाइए। तहूमे चारिटा पोथीक लोकार्पण छल। जइमे पहिल छल श्री राजदेव मण्डल रचित उपन्यास- 'जल भँवर', दोसर- श्रीमती मुन्नी कामतजीक काव्य संग्रह- 'सुखल मन तरसल आँखि' आ तेसर तथा चारिम छल लघु कथा-संग्रह- 'बीरांगना' आ 'स्मृति शेष' जेकर रचियता छैथ- श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजी। श्री मण्डलजी एवं डॉ योगेन्द्र पाठक वियोगी, प्रो. शिव कुमार प्रसाद तथा श्री नारायण यादवजीक अध्यक्षता एवं श्री दुर्गानन्द मण्डल, श्री उमेश पासवान तथा उमेश मण्डलक (अर्थात् अपने) संचालनमे सगर रातिक ऐ साहित्यिक कार्यक्रमकेँ मंचप सफल बनौल गेल, जइमे कथा सभ जे आएल छल तेकर शीर्षक निम्न अछि- 1. टुटैत मनक जुड़ाउ, 2. घुरि गाम चलु, 3. देशक इतिहास, 4. टुटल मन, 5. छोटकू दोस, 6. अछूत, 7. दादा, 8. स्टार्टर, 9. हमर पत्नीक मनोरथ, 10. कर्म मुक्ति, 11. लौल, 12. गामक कटान, 13. बोझ, 14. गोमुखी, 15. हिन्दु-मुस्लिम भाई-भाई, 16. ठिठर काका, 17. रोहानी, 18. मानव संग माछ, 19. शराब संगे शराबी, 20. दूध बेचनी चमेली, 21. तोबा बनल अंग्रेज, 22. लकबाबला, 23. घरक बाँस, 24. अन्धविश्वास, 25. भितरिया चोट।

अखन तत्काल अपनौं लोकैन निम्न कथाक आनन्द lel jau

भितरिया चोट

चाहक दोकान लग किछु लोक ठाढ़ छल आ किछु बैसल छल। गप्पक छरक्का छुटि रहल छेलइ। विषय छेलै- आइ-काल्हिक लोक सभटा काज स्वार्थेक कारण करै छइ।

मुदा हम ऐ बातपर अड़ल देलौं जे किछु काज लोक ओहनो करैत अछि जइमे कोनो स्वार्थ नइ रहै छइ। जइ काजकेँ 'उपकार' कहल जाइ छइ।

एम.एल.ए.क चुनाउ होइबला छेलइ। चुनाउक समैमे तँ पुलिसकेँ जेना पाँखि लगले रहै छइ। तखैने ओइठाम एकटा पुलिसिया गाड़ी रूकल। रूकल नहि बल्कि रोकए पड़लै। कारण छेलै, एकटा साइकिल सड़केपर ठाढ़ छेलै आ साइकिलबला केतौ चलि गेल छल।

एकटा सिपाही गाड़ीसँ उतैरते बाजल-

"केकर साइकिल छियौ रौ? साहैबक गाड़ी रूकल छइ। हटेबें जल्दी आकि देखबीही।"

मुदा कियो साइकिल हटेबाक लेल नहि आएल। सिपाही पूरा तमसा गेल छल। ओकर रौद्र रूप देख हम जेना भीतरसँ डेरा गेल रहौं। हम तेजीसँ गेलौं आ साइकिलकेँ हटबए लगलौं। कमजोर रहने कनी असथिरसँ हटबै छेलौं। डरेबर बारम्बार हॉर्न बजा रहल छेलइ। सिपाही डण्टासँ हमरा पजरामे गोंजी मारैत बाजल-

"तोहर खतियानी रोड छियौ। टेर मारैत केना चलैए! देखै नइ छै जे साहैबकेँ लेट होइ छइ!"

हड़बड़ाइत आगू बढ़लौं कि रोडक कातमे साइकिल नेने खसि पड़लौं।

चाहक दोकापर लोक ठिठिया कऽ हँसि देलक। पुलिसिया गाड़ी हॉर्न दैत चलि गेल।

एक गोरे टिटकारी मारैत बाजल-

"की यौ उपकारीजी, की भेल?"

डण्टासँ तँ कमे चोट लगल छल मुदा 'की यौ उपकारीजी, की भेल' सुनि भितरिया चोट जेना कुहरा देलक। लोक दिस तकलौं तँ लगल जेना नँगटे ठाढ़ छी। लाजे मुड़ी गोंतने विदा भऽ गेलौं। कथाकार- श्री राजदेव मण्डल।

टुटैत मनक जुड़ाउ

मन टुटने जहिना अपना संग दुनियाँ टुटए लगै छै तहिना हमरो भेल। हलाँकी मनो सबहक एके कारणे नइ टुटै छै, सबहक अपन-अपन-अपन-फराक-फराक कारण रहै छै। हँ, किछु कारण एहेन जरूर अछि जे एक-दोसरसँ मिलैए। तँए कारणक महत् केकरोसँ केकरो कम अछि सेहो नहियेँ कहल जा सकैए। जँ से रहैत तँ अपने चलियो जाइत आ दुनियाँसँ सम्बन्ध रखैत वा दुनियेँसँ चलि जाइत आ अपनासँ रखैत, सेहो तँ नहियेँ अछि तँए सबहक महत्वक महत अछिए। तहिना ने जुड़ाउ सेहो छी। ओना, टुटब आ जुड़व दुनू विपरीत पाशापर अछि, किन्तु पाशापर दुनू नइ अछि सेहो नहियेँ कहल जा सकैए। भलेँ एक प्रेम-स्वरूप आ दोसर वियोगे-स्वरूप किए ने हुअए।

ओना, टुटैत मनक क्रिया एकरंगाहो होइए आ एकरंगाह नहियोँ होइए। भलेँ गाछ-गाछमे अन्तर रहने फलो आ फलक सुआदोमे अन्तर किए ने होइत हौउ मुदा फलाफल तँ प्राय: एकरंगाहे होइए। अर्थात् जिनगीक अन्त वा एक दुनियासँ दोसर दुनियाँ जाएब तँ एकरंगाहे होइए। तँए ने कियो अपन जान दइले कनैलक बीआ फोड़ि खाइए तँ कियो सम्पन्नता रहितो बालो-बच्चा आ विवाहित संगियोँ छोड़ि आन घर चलि जाइए। तहिना कियो रेलगाड़ीमे कटैले पहिया-तरमे गरदैन दइए तँ कियो गरदैनमे फँसरी लगा घरक धरैनमे लटैक जाइए, चाहे

पंखामे झूलि जाइए। मुदा तँए कि सभ एक्केरंग अछि, सेहो नहियेँ कहल जा सकैए। किछु एहनो तँ ऐछे जेकर अपन जुड़ाउ अपना संग आनोसँ रहने दुनियोँक संग ऐछे जइसँ अपन कोन बात जे आनो-ले अपन जान गमैबते अछि।

अस्तु अपनो आ अपन परिवारो आ दुनियोँक संग मन टुटैक कारण अपन अपने अछि। खाएर जे अछि सएह अहाँ सभकेँ सुनबै छी।

विद्यार्थी-जीवनमे जखन रही तखन बुझिलिऐ जे अपना-ले थोड़े पढ़ै छी माइये-बाप-ले पढ़ै छी, तेकर गवाहियो भेटिये जाइत रहए। गवाही ई भेट जाइत रहए जे जँ अपना-ले पढ़ितौं तँ अपने मन ने तैयार होइतइ, माता-पिताकेँ किए कहए पड़ै छैन, हुनका सभकेँ कोन खगता छैन। जँ अपन-अपने होइए तखन हुनको सभकेँ ने अपने काज दइतैन तइले हमरा पाछू किए पड़ै छैथ..?

बचकानी मन दुआरे आकि पढ़ैसँ देह चोरबै दुआरे, से नहि बुझि पबिऐ, तँए स्कूल-कौलेजक तँ खानापुरी करैत रहलौं मुदा पुरी-खाना नइ बुझि पबी। तँए भुसकौलोसँ भुसकौल होइत गेलौं। ई तँ बुझू कहुना कऽ जान बँचल जे थर्ड डिवीजनसँ बी.ए. पास कऽ गेलौं। नोकरी करै-जोगर तँ बनियेँ गेलौं, तँए जेतबे-तेतबे दिन-ले मनमे संतोखो भाइए गेल आ मातो-पिता अपन बेटाक कर्जसँ मुक्त भेला, तँए हुनको सबहक मनमे खुशी एबे केलैन जइसँ पितृ-सिनेहमे बढ़ोतरीए भेल जे कमल नहि। अपन दोसर ऋृण माता-पिता ईहो चुका लेलैन जे समैपर बिआहो काइए देलैन। ओइ समयमे माता-पितापर आश्रित जिनगी रहए, तँए बिआहक बेसी विचार अपनो किए करितौं, खुशी-खुशी बिआहो काइए लेलौं। बिआह होइते सासुर सन अड्डा भेटिये गेल। आबाजाहीमे आनसँ कनी बेसीए प्रेम रहल।

बी.ए. पास रहबे करी तँए मनमे आशा भरले रहए जे एतेटा देशमे जखन छी आ एते लोककेँ जखन नोकरी भेबे केलै तँ हमरा किए ने हएत। मुदा समय निकलल जाइत रहइ। बिआहक पछाइत पत्नियोँ कहलैन, आ संगियोँ-साथी हुथलक, तखन अखबारमे पढ़ि-पढ़ि भँजिया-भँजिया नोकरीक दरखास दिअ लगलौं।

केतौ लिखित परीक्षामे पासो करी तँ मौखिकमे छँटा जाइ, किए तँ किताबमे पढ़ल रहैत तखन ने बिसवासक संग भरल-पूरल जवाब देतौं से तँ मने थरथरा जाए। जइसँ बोलीए बन्न भऽ जाए, फेल कऽ जाइ। अन्तो-अन्त नोकरी नहियेँ भेल।

जिनगीक आशा टुटए लगल। टुटैत-टुटैत एते टुटि गेल जे जिनगीए-सँ घृणा भऽ गेल। घृणित मन अपनासँ लऽ कऽ दुनियाँ धरिसँ टुटि गेल। जखन सभसँ टुटिये गेल तखन मरबे नीक छल तँए सोचैत-विचारैत गरदैनमे फँसरी लगा धरैनमे लटकए लगलौं। मुदा पत्नी देख लेलैन। हलाँकी घरक संग खिड़कियो बन्न कऽ देने रहिऐ, पता नहि, केना देख लेलैन- लगैए खिड़कीक दोग-देने देख लेलैन।

गरदैनमे फँसरी लगा जखन फाँसीपर चढ़ए लगलौं कि पत्नी हल्ला केलैन। ओना, जौड़क दोस छोर दोसर दोसर खुट्टामे नइ बन्हने छेलौं, तइ बिच्चेमे हल्ला भेल! केबाड़ तोड़ि गरदैनमे जौड़ बान्हल सभ देखलैन। अपन मने हेरा गेल जे की केलौं तँ किछु ने!

हल्ला सुनि जीवन काका सेहो एला। अबिते बजला-

“ईह बुड़ि कहीं कँ! जेकरा हाथमे रूखाने-बैसला नइ रहत ओ गाम कमा गुजर कऽ लेत।”

ओना जीवनो काका तमसाएले बुझेला, मुदा अपनो मनमे मरैक तामस चढ़ले रहए। बिधुआएल मुहेँ की बजितौं, तैयो कहलयैन-

"काका बड़ गलती भेल।"

जीवन काका बजला-

"बड़ गलती नइ भेलह, भेलह एतबे जे जहिना तूँ समैयक महत् नइ देलहक, तहिना समैयो तोरा छोड़ि देलकह।" उमेश मण्डल

२

1990 इस्वीमे आरम्भ भेल मैथिली साहित्यक प्रमुख कथा-संगोष्ठी 'सगर राति दीप जरय'क 94म आयोजन जाल्पा मध्य विद्यालय परिसर- लौफा (मधेपुर)मे 24 जून 2017 संध्या 6 बजेमे शुरू भ' भिनसर 6 बजेमे सम्पन्न भेल। डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी' (वैज्ञानिकजी) केर संयोजकत्वमे आयोजित ऐ सगर रातिक कथा संगोष्ठीक उद्घाटन केलैन मैथिली साहित्यक सर्वश्रेष्ठ रचनकार श्री जगदीश प्रसाद मण्डल। श्री अरविन्द ठाकुर, डॉ योगानन्द झा, श्री केदार नाथ झा, डॉ. शिव कुमार प्रसाद एवम् डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी'क संग दीप प्रज्वलन कार्यक्रमकेँ आगाँ बढ़ौल गेल। श्रीमती कुसुमलता झा, श्री फुलेन्द्र पाठक, राम सेवक ठाकुर एवम् श्री राम किशोर सिंह स्वागत गीत एवम् डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी'क स्वागत भाषणक संग पोथी लोकार्पण सत्रमे प्रवेश भेल।

पाँच गोट पोथीक लोकार्पण भेल। जइमे पहिल पोथी छल डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी'क द्वारा अनुदित- 'रोबो'। रोबो चेक भाषामे कारेल चापेक द्वारा लिखित 'RUR' नामक नाटक अछि, जेकर अंग्रेजी अनुवाद पॉल सेल्वर नामक लेखक केलैन। रोबोक लोकार्पण श्री अरविन्द ठाकुरजीक हाथे भेल। दोसर एवम् तेसर पोथी छल श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक मौलिक कृति लघुकथा संग्रह- 'बेटीक पैरुख' तथा 'क्रान्तियोग'। बेटीक पैरुख'क लोकार्पण केलैन- डॉ. शिव कुमार प्रसाद एवम् 'क्रान्तियोग'क लोकार्पण कर्ता छला- श्री दुर्गानन्द मण्डलजी। चारिम पोथी छल श्री राम विलास साहुक रचित काव्य संग्रह- 'कोसीक कछेर', जेकर लोकार्पण केलैन- श्री राजदेव मण्डल आ पाँचम पोथी छल श्री बेचन ठाकुर द्वारा रचित नाटक संचयन- 'नबघर'। 'नबघर'क लोकार्पण केलैन डॉ. शिव कुमार प्रसाद।

लोकार्पित पाँचू पोथीक सन्दर्भमे लोर्कापण कर्ता अपन-अपन संक्षिप्त मनतव्य व्यक्त केलैन। 'रोबो'क सन्दर्भमे श्री अरविन्द ठाकुर कहलैन- आइसँ करीब साए बर्ख पूर्व ऐ पोथीकेँ चेक भाषामे लिखल गेल छल, जेकरा मैथिली साहित्यमे डॉ. 'वियोगी' भावा अनुवाद केलैन। 'रोबॉट'क कपल्पना कारेल चापेक आइसँ साए बर्ख पूर्व केने छला जे आइ अपना सबहक सोझ अछि। नाटकमे ईहो देखौल गेल अछि जे केना रोबॉट मानवक संहार करैए...।

'बेटीक पैरुख' कथा संग्रहक सन्दर्भमे डॉ. शिव कुमार प्रसाद कहलैन- बेटीक पैरुख संग्रहक सभटा कथा महिला सशक्तीकरणपर आधारित अछि। जँ पाठक आत्मसात् करैथ तँ स्वत: हुनकामे आत्मनिर्भता केना जागि जेतैन यएह ऐ पोथीमे संकलित सभ कथाक उत्स अछि।

'क्रान्तियोग' लघु कथा संग्रहक सन्दर्भमे श्री दुर्गानन्द मण्डल कहलैन- बेकती अपने-आपमे अपन गुण-दोष केना चिन्हित करता तथा दोष मुक्त केना हेता, समयक संग चलबाक खगताकेँ केना बुझता तथा समयक संग मानवीय चेतनाकेँ जगबैत चलैले केना आ कोन बाटपर चलता इत्यादि ऐ संग्रहमे कथाकार अपन कथाक

माध्यमे कहलैन अछि।
'कोसीक कछेर' काव्य संग्रहक सन्दर्भमे श्री राजदेव मण्डलजी कहलैन- कवि राम विलास साहुजी कोसी कातक वासी छैथ, कोसीक कछेरमे जीवन-यापन करै छैथ, अपन जीवनक अनुभवकेँ श्री साहुजी अपन काव्य सभमे बिना कोनो छान-बान्हक एव धरी-धोखाक रखलैन अछि।
'नबघर' पोथीक सन्दर्भमे डॉ. शिव कुमार प्रसाद कहलैन- ऐ पोथीमे चारि गोट नाटक/एकांकी अछि। चारू रचनामे वर्तमान समाजक दशा-दिशाकेँ नाटकरकार देखबैत अछि।
लोकार्पण सत्रक पछाइत कथा सत्रमे प्रवेश भेल। अध्यक्ष मण्डलक गठन भेल। श्री नारायण यादव, डॉ. योगानन्द झा, श्री अरविन्द ठाकुर आ श्री जगदीश प्रसाद मण्डल चयनित भेला। एवम् मंच संचालन हेतु डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी', श्री दुर्गानन्द मण्डल, उमेश मण्डल तथा श्री नन्द विलास राय।
कुल सात पालीमे प्राय: तीन-तीन गोट कथा पाठ भेल एवम् पठित कथा सभपर आलोचक लोकैन आलोचना केलैन। विवरण निम्न अछि-
पहिल पालीमे-
1. हमर भीतरका सियाना : अरविन्द ठाकुर
2. आशीर्वाद : राम विलास साहु
3. कौआ के बौआ : प्रीतम निषाद
प्रथम पालीक पठित कथापर आलोचना केलैन-
डॉ. शिव कुमार प्रसाद, नन्द विलास राय, डॉ. योगानन्द झा।
दोसर पाली-
4. विघटन : जगदीश प्रसाद मण्डल
5. दिलजान आंटी : शम्भु सौरभ
6. कृतघ्न : आनन्द मोहन झा
आलोचना- कमलेश झा, नारायण यादव, दुर्गानन्द मण्डल।
तेसर पाली-
7. सरकार हम पापी छी : नन्द विलास राय
8. संवेदनाक शरण : आनन्द कुमार झा
9. घरवालीक झिरकी : लक्ष्मी दास
आलोचना- राजदेव मण्डल, अरविन्द ठाकुर, राम विलास साहु तथा दुर्गानन्द मण्डल।
चारिम पाली-
10. जएह अपन सएह आन : अजय कुमार दास 'पिन्टु'
11. गामे बीरान भऽ गेल : कपिलेश्वर राउत
12. पथिक : विद्याचन्द्र झा
आलोचना- गोविन्दाचार्य, कमलेश झा, उमेश मण्डल, योगान्द झा।
पाँचिम पाली-
13. उपरारि जमीन : उमेश मण्डल

14. होनी-अनहोनी : नारायण यादव
15. स्वार्थान्ध : बेचन ठाकुर
आलोचना- योगेन्द्र पाठक 'वियोगी', राजदेव मण्डल, दुर्गानन्द मण्डल।
छठम पाली-
16. जुड़शीतल : शारदा नन्द सिंह
17. निर्णय : योगेन्द्र पाठक 'वियोगी'
18. मानव आ माछ : राधाकान्त मण्डल
आलोचना- कपिलेश्वर राउत, प्रीतम निषाद, नन्द विलास राय।
सातम पाली-
19. स्वाभिमान : उमेश पासवान
20. विश्वास : आनन्द मोहन झा
21. होइ छै गोहाय : शारदा नन्द सिंह
22. कर्मक फल : दुर्गानन्द मण्डल
आलोचना- कमलेश झा, आनन्द झा, संजीव कुमार 'शमा' डॉ. शिव कुमार प्रसाद।

ऐगला आयोजन अर्थात् सगर राति दीप जरय'क 95म खेपक आयोजन लेल माला उठौलैन श्री नारायण यादवजी। नारायण यादवजी अवकाश प्राप्त शिक्षक छैथ, कथाकार एवं आलोचक सेहो छैथ। जयनगरमे रहै छैथ, डुमरा घर छिऐन। श्री यादवजी दीप-पंजी हस्तगत करैत कहलैन- 'ओना तँ हम रहै छी जयनगरमे मुदा जहिना सगर राति दीप जरयक यात्रा किछु दिनसँ गाम दिस मुखर अछि तहिना हमहूँ गामेमे अर्थात् जलसैन डुमरामे पनचानबेअम आयोजन कराएब।'

हलाँकि भावी संयोजक आयोजनक तिथि सेहो निर्धारित क' लेलाह मुदा ओ अखन दूमर्जा अछि तँए संभावित तिथि- सितम्बर मासक पहिल शनि।

1990 इस्वीसँ आइ धरिक 'सगर राति दीप जरय'क आयोजनक विवरण- (क्रम संख्या, स्थानक नाओं एवं तिथि सहित- उमेश मण्डल)

1.
मुजफ्फरपुर
21.01.1990
2.
डेओढ़
29.04.1990
3.
दरभंगा
07.07.1990
4.

पटना
3.11.1990
5.
बेगुसराय
13.01.1991
6.
कटिहार
22.04.1991
7.
नवानी
21.07.1991
8.
सकरी
22.10.1991
9.
नेहरा
11.10.1992
10.
विराटनगर
14.04.1992
11.
वाराणसी
18.07.1992
12.
पटना
19.10.1992
13.
सुपौल 1
18.10.1993
14.
बोकारो
24.04.1993
15.
पैटघाट

10.07.1993
16.
जनकपुर
09.10.1994
17.
इसहपुर
06.02.1994
18.
सरहद
23.04.1994
19.
झंझारपुर
09.07.1994
20.
घोघरडीहा
22.10.1994
21.
बहेरा
21.01.1995
22.
सुपौल (दरभंगा)
08.04.1995
23.
काठमांडू
23.09.1995
24.
राजविराज
24.01.1996
25.
कोलकाता
रजत जयंती
28.12.1996
26.
महिषी

13.04.1997
क्र.सं.
स्थान
तिथि
27.
तरौनी
20.06.1997
28.
पटना
18.07.1997
29.
बेगूसराय
13.09.1997
30.
खजौली
04.04.1998
31.
सहरसा
18.07.1998
32
पटना
10.10.1998
33.
बलाइन; नागदह
08.01.1999
34.
भवानीपुर
10.04.1999
35.
मधुबनी
24.07.1999
36.
अन्दौली
20.10.1999

37.
जनकपुर
25.03.2000
38.
काठमांडू
25.06.2000
39.
धनबाद
21.10.2000
40.
बिटठो
21.01.2001
41.
हटनी(घोघरडीहा)
19.05.2001
42.
बोकारो
25.08.2001
43.
पटना (किरणजयंती)
01.12.2001
44.
राँची
13.04.2002
45.
भागलपुर
24.08.2002
46.
विद्यापति भवन पटना
16.11.2002
क्र.सं.
स्थान
तिथि
47.

कोलकाता
22.01.2003
48.
खुटौना
07.06.2003
49.
बेनीपुर
20.09.2003
50.
दरभंगा
21.02.2004
51.
जमशेदपुर
10.07.2004
52.
राँची
02.10.2004
53.
देवघर
08.01.2005
54.
बेगूसराय
09.04.2005
55.
पूर्णियाँ
20.06.2005
56.
पटना
03.11.2005
57.
जनकपुर (नेपाल)
12.08.2006
58.
जयनगर

02.12.2006
59.
बेगूसराय
10.02.2007
60.
सहरसा
21.07.2007
61.
सुपौल-2
01.12.2007
62.
जमशेदपुर
03.05.2008
63.
राँची
19.07.2008
64.
रहुआ संग्राम
08.11.2008
65.
पटना कथा
गंगा-3
21.02.2009
66.
मधुबनी
30.05.2009
67.
मानारायटोल नरहन- समस्तीपुर
05.09.2009
68.
सुपौल- 3
05.12.2009
69.
जनकपुर




03.04.2010
70.
कबिलपुर (दरभंगा)
12.06.2010
71.
बेरमा (झंझारपुर)
स्थान- मध्य विद्यालय परिसर- बेरमा।
(सार्वजनिक स्थलपर)
02.10.2010
72.
सुपौल
04.12.2010
73.
महिषी
कथा राजकमल
05.03.2011
74.
हजारीबाग
10.09.2011
75.
पटना
हीरक जयन्ती
10.12.2011
76.
चेन्नै
14.07.2012
77.
दरभंगा
किरण जयन्ती
01.12.2012
क्र.सं.
स्थान
तिथि
78.

घनश्यामपुर
09.03.2013
79.
औरहा
(लौकही)
(सार्वजनिक स्थलपर)
15.5.2013
80.
निर्मली
(स्थान- मानिक राम-बैजनाथ बजाज धर्मशाला, सुभाष चौक, निर्मली- सुपौल)
30.11.2013
81.
देवघर
(स्थान- बिजली कोठी, बम्पासटॉन, देवघर)
22.03.2014
82.
मेंहथ
(झंझारपुर)
कथा बौध सिद्ध मेहथपा
31.05.2014
83.
सखुआ-भपटियाही
सार्वजनिक स्थान- उत्क्रमित मध्य विद्यालयल परिसर।
30.08.2014
84.
बेरमा
मध्य विद्यालय
परिसर
(बेरमा,मधुबनी)
20.12.2014
85.
भागलपुर
‘श्याम कुंज’
(द्वारिकापुरी

भागलपुर)
04.04.2015
86.
लकसेना
उन्मुक्त आश्रमक
गांधी सभा कक्ष
जिला- मधुबनी
20.06.2015
87.
श्यामा रेसिडेन्सी कॉम
विवाह हॉल
(एस.बी.आइ. केम्पस)
निर्मली (सुपौल)
19.09.2015
88.
मध्य विद्यालय- डखराम (बेनीपुर)
30.01.2016
89.
लौकही
स्थान: सूर्य प्रसाद उच्च विद्यालय- लौकही
26.03.2016
90.
लक्ष्मीनियाँ
(मधुबनी)
18.06.2016
91.
गोधनपुर
(मिथिला दीपसँ उत्तर) जिला- मधुबनी
24.9.2016
92.
नवानी
(मधुबनी)
31.12.2016
93.

रतनसारा
(घोघरडीहा)
जिला- मधुबनी
25.03.2017
94.
लौफा
(मधेपुर)
जिला- मधुबनी
24.06.2017

**उमेश मण्डल-इतिहास- सगर राति दीप जरय**

**सगर राति दीप जरय**

**केर**

**91म आयोजन**

**संयोजक : दुर्गानन्द मण्डल**

स्थान : मध्य विद्यालय परिसर- गोधनपुर

24 September 2016

अयोजक : स्थानीय साहित्य प्रेमी, गोधनपुर (मधुबनी)

**प्रस्तुति : उमेश मण्डल**

**91म सगर राति दीप जरय:गोधनपुर- 24.09.2016**

91म सगर राति दीप जरय : गोधनपुर (मधुबनी)
स्थान : उत्क्रमित मध्य विद्यालय परिसर नका चौक गोधनपुर

1. उद्घाटन सत्र-
दीप प्रज्जवलन : श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, डॉ. योगेन्द्र पाठक 'वियोगी', श्री अरविन्द ठाकुर, श्री राजदेव मण्डल आ श्री शम्भु सौरभ।

स्वागत गीत : श्री राधाकान्त मण्डल।

स्वागत भाषण : संयोजक दुर्गानन्द मण्डल।

दू शब्द : श्री अरविन्द ठाकुर, श्री योगेन्द्र पाठक वियोगी आ श्री जगदीश प्रसाद मण्डल। एवं सत्रक संचालन : उमेश मण्डल।

2. पोथी लोकार्पण सत्र-

अध्यक्ष मण्डल : डॉ. योगानन्द झा, श्री राजदेव मण्डल, डॉ. योगेन्द्र पाठक वियोगी, श्री कपिलेश्वर राउत, श्री गिरिजानन्द झा एवं अजीत झा आजाद,

पहिल लोकार्पण- श्री दुर्गानन्द मण्डलक मौलिक पहिल कृति 'कथा कुसुम' (लघु कथा संग्रह) : लोकार्पणकर्ता- अध्यक्ष मण्डलक संग उपस्थित समस्त साहित्य प्रेमी आ साहित्यकार।

दोसर लोकार्पण- श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक मौलिक पचपनम कृति 'गुलेती दास' (लघु कथा संग्रह) : लोकार्पणकर्ता- अध्यक्ष मण्डलक संग उपस्थित समस्त साहित्य प्रेमी आ साहित्यकार।

लोकार्पण उद्बोधन- डॉ. योगानन्द झा, डॉ. योगेन्द्र पाठक वियोगी, श्री राजदेव मण्डल आ श्री अजीत झा आजाद।

सत्रक संचालन- उमेश मण्डल।

3. कथा सत्र-

अध्यक्ष मण्डल- डॉ. शिव कुमार प्रसाद, श्री राम विलास साहु, श्री बेचन ठाकुर, श्री शिव कुमार मित्र आ श्री शम्भु सौरभ।

पहिल पालीक संचालन- श्री अजीत झा आजाद

कथा पाठ, पहिल पालीमे :

1. ओ अनहरिया राति- (श्री ऋृषि बशिष्ठ)
2. जी-दाँत- (श्री बेचन ठाकुर)
3. बतीसोअना- (श्री जगदीश प्रसाद मण्डल)

पहिल पालीक पठित कथा सभपर समीक्षा- डॉ. योगानन्द झा, पंडित बाल गोविन्द यादव आचार्य, श्री अरविन्द ठाकुर, श्री अनील कुमार ठाकुर, श्री शारदा नन्द सिंह तथा डॉ. शिवकुमार प्रसाद।

दोसर पाली-

संचालन : श्री संजीव कुमार 'शमा'

कथा पाठ-

1. हमर लॉटरी निकलल- (श्री नन्द विलास राय)
2. छिटकी- (श्री अजय कुमार दास 'पिन्टु')
3. पढ़ए फारसी बेचए तेल- (डॉ. योगेन्द्र पाठक वियोगी)
4. करोड़पति- (डॉ. योगेन्द्र पाठक वियोगी)
5. भिनसुरका जतरा- (श्री बेचन ठाकुर)

समीक्षा- श्री राजदेव मण्डल, डॉ. शिव कुमार प्रसाद, श्री शिव कुमार मिश्र आ श्री दुर्गानन्द मण्डल।

तेसर पाली-

संचालक : श्री नन्द विलास राय
कथा पाठ-
1. भैयारी- (श्री शंभु सौरभ)
2. बेटीक बाप- (श्री आनन्द मोहन झा)
3. विडम्बना- (श्री शारदानन्द सिंह)
4. स्वयंभू- (श्री अरविन्द ठाकुर)
समीक्षा- श्री अजीत झा आजाद, श्री कपिलेश्वर राउत, श्री अनील ठाकुर, श्री राम विलास साहु आ पंडित बाल गोविन्द यादव आचार्य।
चारिम पाली-
संचालक : श्री नन्द विलास राय।
कथा पाठ-
1. कचोट- (श्री संजीव कुमार 'शमा')
2. शंका- (श्री कपिलेश्वर राउत)
3. हँ-निहँस- (श्री अखिलेश कुमार मण्डल)
समीक्षा- श्री ऋृषि बशिष्ठ, श्री अरविन्द ठाकुर, श्री राम विलास साहु, आ श्री अजय कुमार दास 'पिन्टु'।
पाँचिम पाली-
संचालक : उमेश मण्डल
कथा पाठ-
1. मकड़ाक जाल- (श्री शिवकुमार मिश्र)
2. विपैत- (श्री राम विलास साहु)
समीक्षा- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, डॉ. योगानन्द झा आ डॉ शिव कुमार प्रसाद।
अन्तमे
अध्यक्षीय उद्बोधन- तथा धन्यवाद ज्ञापन तथा दीप एवं पंजीक हस्तान्तरण।
सगर राति दीप जरय केर 92म आयोजन मधुबनी जिलाक नवानी गाममे श्री अजय कुमार दास 'पिन्टु' जीक संयोजकत्वमे अही सालक अन्तिम मासमे...।

**90म सगर राति दीप जरय**

स्थान : लक्ष्मिनिया गाम
तिथि : 18 जून 2016

**९०म खेपक दीप सगर राति**

**लक्ष्मीनियाँमे जरल**

स्व. नेवी भगत केर स्मृतिमे 'सगर राति दीप जरय'क ९०म आयोजन काल्हि साँझमे आरम्भ भेल जे आइ भोरमे इति भेल। ई खेप श्री राम विलास साहुजीक संयोजकत्वमे छल जेकर आयोजक समस्त लक्ष्मीनियाँ गामक साहित्य प्रेमी छला। ऐ गोष्ठीक अवसरपर तीनटा कथा संग्रहक लोकार्पण भेल। पहिल 'अंकुर' कथा संग्रह श्री राम विलास सहुजीक आ दोसर एवं तेसर क्रमश: 'गाछपर सँ खसला' आ 'डभियाएल गाम' श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक। ऐ तीनू पोथीक लोकार्पण गाष्ठीमे उपस्थित समस्त साहित्यकार एवं साहित्य प्रेमीक हाथे भेल। दीप प्रज्व्लन सेहो सम्मिलिते रूपे भेल। कथा संत्रक अध्यक्ष मण्डलमे श्री अरविन्द ठाकुर, श्री राजदेव मण्डल आ श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक चयन कएल गेल। तहिना संचालन समितिमे सेहो तीन गोट व्यक्तिक चयन क्रमश श्री नन्द विलास राय, श्री दुर्गानन्द मण्डल तथा उमेश मण्डलक भेल। ऐगला आयोजन श्री दुगानन्द मण्डलजीक संयोजकत्वमे दीप-गोधनपुर गाममे जरत।

प्रत्येक पालिमे प्राय: तीन-तीन कथा पाठ आ तैपर तीन-चारि समीक्षकक समीक्षा होइत रहल। प्रस्तुत अछि पहिल पालीसँ अन्तिम पालि धरिक पठित कथाक नाओं एवं कथाकारक नाओं-

१. असली परिचय : राजदेव मण्डल

२. चोटक कचोट : शम्भु सौरभ

३. मिड डे मिल : शारदा नन्द सिंह

४. अपन जाति : नन्द विलास राय

५. ई भाव हुनकामे जगए : रतन कुमार रवि

६. देवगनाह : गौड़ी शंकर साह

७. असाध्य पिता : फागुलाल साहु

८. कुत्ताक डीह : कपिलेश्वर राउत

९. मरियाएल मन : जगदीश प्रसाद मण्डल

१०. स्वाभिमान : दुर्गानन्द मण्डल

११. खिचड़ी मोछ : लक्ष्मी दास

१२. रिमझिम : उमेश नारायण कर्ण

१३. पैयाही बुधि : उमेश मण्डल

१४. बेंगक महंथी : राम विलास साहु

१५. शंकाक बेमारी : ललन कुमार कामत

१६. नेनाक बहादुरी : उमेश नारायण कर्ण

१७. श्रोता बनल कथाकार : शारदा नन्द सिंह

१८. परतर : अरविन्द कुमार ठाकुर

१९. डेरा गेल छी : राजदेव मण्डल 'रमण'

## 89म सगर राति दीप जरय

लौकहीमे श्री उमेश पासवान द्वारा 'दलित विषयक कथा केन्द्रित

२६ मार्च २०१६ कँ उच्च विद्यालय परिसर- लौकहीमे

## 88 म सगर राति दीप जरय

## 88म कथा-साहित्य गोष्ठी डखराममे सम्पन्न भेल

डखराम (बेनीपुर) मुखियाजी श्री अमर नाथ झाक आयोजकत्व आ श्री कमलेश झाक संयोजकत्वमे 'सगर राति दीप जरय'क 88म कथा-साहित्य गोष्ठी 30 जनवरीक साँझमे शुरू भेल। जेकर उद्घाटन सम्मिलत रूपे श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, डॉ. शिवकुमार प्रसाद, श्री राजदेव मण्डल, श्री नन्द विलास राय, श्री फागुलाल साहु, श्री शारदा नन्द सिंह, श्री उमेश पासवान, श्री कपिलेश्वर राउ, श्री उमेश नारायण कर्ण, श्री शम्भु सौरभ श्री तथा श्री राम विलास साहु केलैन। उद्घाटनक पछाइत स्वागत गीत सेहो सम्मिलित रूपे समवैत स्वरमे श्री राधाकान्त मण्डल तथा श्री रामदेव प्रसाद मण्डल झारूदार गौलैन आ स्वागत भाषण श्री कमलेश झा कहलैन-
'1990 इस्वीसँ 'सगर राति दीप जरय'क आरम्भ यात्रा शुरू भेल जे चलैत-चलैत आब ओइ तहपर चलि आएल अछि जेतए खाँटी माटिक सुगन्धसँ सुगन्धित कथाक लेखन एवं पठन भऽ रहल अछि...।'
उद्घाटन सत्रक पछाइत लोकार्पण सत्रमे प्रवेश भेल। श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक दूटा पोथी, पहिल एगच्छा आमक गाछ (कथा संग्रह) आ दोसर ठूठ गाछ (उपन्यास)क लोकार्पण सम्मिलित रूपे भेल। तथा 'खसैत गाछ' (लघु कथा संग्रह) नामक पोथीक वितरण सेहो भेल।
क्रमशः कथा सत्रमे प्रवेश भेल। छह पालीमे कथाक पाठ। जइमे श्री उमेश नारायण कर्ण- 'मौनी बाबा, अलवत्त छोड़ी' शीर्षकक दूटा कथा पढ़लैन। श्री राजदेव मण्डल- एडजस्टमेन्ट, श्री राम विलास साहु- जाति, श्री शारदा नन्द सिंह- 'आशातीत' तथा 'पलटा माय', श्री जगदीश प्रसाद मण्डल- 'एगच्छा आमक गाछ', श्री लक्ष्मी दास-

बापक धरम, श्री ललन कुमार कामत- बाबाक लोटा, श्री शम्भू सौरभ- परम्पराक बलि, श्री फागु लाल साहु- अछूत, श्री शिव कुमार मिश्र- व्यवहार तथा प्रौहित्य, श्री कपिलेश्वर राउत- घूर लगक गप, अखिलेश मण्डल- गढ़ैनगर हाथ, तथा अपने (उमेश मण्डल) पढ़लौं- 'अपने गरदैन कटलौं।'
पठित कथा सभपर एक-सँ-एक समीक्षा सेहो भेल। डॉ. शिव कुमार प्रसाद, पण्डित बाल गोविन्द आर्य 'गोविन्दाचार्य', श्री फागु लाल साहु, राधाकान्त मण्डल तथा श्री कमलेश झा विषद रूपे समीक्षा कार्य केलैन। मुदा श्री राजदेव मण्डल, श्री शारदा नन्द सिंह, श्री कपिलेश्वर राउत, श्री उमेश पासवान, श्री शिवकुमार मिश्र, श्री राजा राम यादव, श्री नन्द विलास राय तथा अपने (उमेश मण्डल) सेहे समीक्षा कार्यमे भाग लेलौं। अगिला गोष्ठीक भार लैत श्री उमेश पासवान कहलैन- 89म सगर राति दीप जरय- लौकही (जिला मधुबनी)मे कराएब। जेकर हकार मंचेसँ दऽ रहल छी जे 89म गोष्ठीमे 'दलित विषयक कथाक विशेष स्वागत होएत।' ऐ तरहेँ 88म गोष्ठीक समापन भेल। 89 गोष्ठी लौकहीमे श्री उमेशजी करौता। सम्भव जे मार्चक अन्तिम शनिकेँ होएत।

**उमेश मण्डल**

**88म कथा-साहित्य गोष्ठी डखराममे सम्पन्न भेल**

::

डखराम (बेनीपुर)क मुखियाजी श्री अमर नाथ झाक आयोजकत्व आ श्री कमलेश झाक संयोजकत्वमे 'सगर राति दीप जरय'क 88म कथा-साहित्य गोष्ठी 30 जनवरीक साँझमे शुरू भेल। जेकर उद्घाटन सम्मिलत रूपे श्री जगदीश प्रसाद मण्डल, डॉ. शिवकुमार प्रसाद, श्री राजदेव मण्डल, श्री नन्द विलास राय, श्री फागुलाल साहु, श्री शारदा नन्द सिंह, श्री उमेश पासवान, श्री कपिलेश्वर राउत, श्री उमेश नारायण कर्ण, श्री शम्भु सौरभ तथा श्री राम विलास साहु केलैन। उद्घाटनक पछाइत स्वागत गीत सेहो सम्मिलित रूपे समवैत स्वरमे श्री राधाकान्त मण्डल तथा श्री रामदेव प्रसाद मण्डल झारूदार गौलैन आ स्वागत भाषण करैत श्री कमलेश झा कहलैन- '1990 इस्वीसँ 'सगर राति दीप जरय'क आरम्भ यात्रा शुरू भेल जे चलैत-चलैत आब ओइ तहपर चलि आएल अछि जेतए खाँटी माटिक सुगन्धसँ सुगन्धित कथाक लेखन एवं पठन भऽ रहल अछि...।'

उद्घाटन सत्रक पछाइत लोकार्पण सत्रमे प्रवेश भेल। श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक दूटा पोथी, पहिल एगच्छा आमक गाछ (कथा संग्रह) आ दोसर ठूठ गाछ (उपन्यास)क लोकार्पण सम्मिलित रूपे भेल। तथा 'खसैत गाछ' (लघु कथा संग्रह) नामक पोथीक वितरण सेहो भेल।

क्रमशः कथा सत्रमे प्रवेश भेल। छह पालीमे कथाक पाठ भेल। जइमे श्री उमेश नारायण कर्ण- 'मौनी बाबा, अलवत्त छोड़ी' शीर्षकक दूटा कथा पढ़लैन। श्री राजदेव मण्डल- एडजस्टमेन्ट, श्री राम विलास साहु- जाति, श्री शारदा नन्द सिंह- 'आशातीत' तथा'पलटा माय', श्री जगदीश प्रसाद मण्डल- 'एगच्छा आमक गाछ' तथा हहौती, श्री लक्ष्मी दास- बापक धरम, श्री ललन कुमार कामत- बाबाक लोटा, श्री शम्भू सौरभ- परम्पराक

बलि, श्री फागु लाल साहु- अछूत, श्री शिव कुमार मिश्र- व्यवहार तथा प्रौहित्य, श्री कपिलेश्वर राउत- घूर लगक गप, अखिलेश मण्डल- गढ़ैनगर हाथ, तथा अपने (उमेश मण्डल) पढ़लौं- 'अपने गरदैन कटलौं।'

पठित कथा सभपर एक-सँ-एक समीक्षा सेहो भेल। डॉ. शिव कुमार प्रसाद, पण्डित बाल गोविन्द आर्य 'गोविन्दाचार्य', श्री फागु लाल साहु, राधाकान्त मण्डल तथा श्री कमलेश झा विषद रूपे समीक्षा कार्य केलैन। संगे श्री राजदेव मण्डल, श्री शारदा नन्द सिंह,श्री कपिलेश्वर राउत, श्री उमेश पासवान, श्री शिवकुमार मिश्र, श्री राजा राम यादव, श्री नन्द विलास राय, राम विलास साहु, उमेश नारायण कर्ण तथा अपने (उमेश मण्डल) सेहे समीक्षा कार्यमे भाग लेलौं।

अगिला गोष्ठीक भार लैत श्री उमेश पासवान कहलैन- 89म सगर राति दीप जरय- लौकही (जिला मधुबनी)मे कराएब। जेकर हकार मंचेसँ दऽ रहल छी जे 89म गोष्ठीमे 'दलित विषयक कथाक विशेष स्वागत होएत।'

ऐ तरहेँ 88म गोष्ठीक समापन भेल। 89 गोष्ठी लौकहीमे श्री उमेशजी करौता। सम्भव जे मार्चक अन्तिम शनिकेँ होएत।

**८७म सगर राति दीप जरय**

**सगर राति दीप जरल- ८७म कथा-साहित्य गोष**

निर्मली, दिनांक 19 सितम्बर 2015 : सगर राति दीप जरय समिति- निर्मलीक प्रस्तुतिमे शहरक विशालकाय विवाह भवन- श्यामा रेसिडेन्सी- सभागार-मे सगर राति दीप जरय केर 87म गोष्ठी 'कथा तिलजुगा'क शुभारम्भ 6:30 बजे भेल। जेकर उद्घाटन सम्मिलित रूपे केलैन, नेतरहाट उच्चतर माध्यमिक विद्यालयक पूर्व प्राचार्य डॉ. दुर्गा प्रसाद साहू, हरि प्रसाद साह महाविद्यालयक पूर्व एवं वर्तमान प्राचार्य द्वय डॉ राम अशीष सिंह, डॉ. विमल कुमार राय, प्रखण्ड विकास पदाधिकारी श्री सुशील कुमार, जिला पार्षदक पूर्व सदस्या श्रीमती आशा देवी, श्यामा रेसिडेन्सीक निर्माणकर्ता श्री सत्य नारायण प्रसाद साहु तथा सी.एम.बी. कॉलेजक हिन्दी विभागाध्यक्ष सह मैथिली साहित्यक चर्चित साहित्यकार प्रो. धीरेन्द्र कुमार।
अवसरपर श्री रामदेव प्रसाद मण्डल 'झारूदार' स्व रचित गीत- ''करू स्वागत स्वीकार हे प्रियवर, हम नै अपनेक योग्य...।''सँ स्वागत केलैन, तथा धन्यवाद ज्ञापनक संग स्वागत-भाषण केलैन, प्रोफेसर द्वय डॉ. शिव कुमार प्रसाद, डॉ. श्रीमोहन झा।
ऐ तरहें उद्घाटन सत्रसँ पोथी लोकार्पण सत्रमे प्रवेश भेल। सत्रक मुख्य अतिथि, बिहार अति पिछड़ा प्रकोष्ठक सदस्य मो. शरफराज अहमद संगे विशिष्ठ अतिथि रहैथ- डॉ श्यामानन्द चौधरी, डॉ. सुरेन्द्र प्रसाद सिंह, श्री अशोक कुमार मिश्र, श्री शंभु सौरभ, श्री दुर्गानन्द मण्डल, श्री उमेश नारायण कर्ण, श्री श्रीकृष्ण राम, श्री अजय कुमार दास, श्री नागेश्वर कामत, श्रीमती विभा कुमारी, श्रीमती अनुपम कुमारी, श्री मनोज कुमार साह उर्फ चन्दनजी, श्री जे. के. आनन्द, श्री रतन कुमार रवि, श्री विनोद कुमार गोप, श्री राम प्रवेश मण्डल तथा श्री रामलखन भण्डारी, तथा सत्रक अध्यक्षता केलैन- समर्पणक चेअरमेन श्री दुर्गानन्द मण्डल, मध्य विद्यालयक शिक्षक मो. ए.के. मंजूर, सामाजिक कार्यकर्ता श्री सुरेन्द्र प्रसाद यादव, श्री विनोद कुमार तथा मध्य विद्यालयक प्राचार्य श्री नारायण प्रसाद सिंह।
पाँच गोट पोथीक लोकार्पण भेल। जइमे टैगोर साहित्य पुरस्कारसँ पुरस्कृत एवं विदेह भाषा सम्मानसँ

सम्मानित साहित्यकार श्री जगदीश प्रसाद मण्डल रचित चारि गोट पोथी- 'गुड़ा-खुद्दीक रोटी', 'फलहार', 'लजबिजी' आ 'गामक शकल-सूरत' लघुकथा संग्रहक छल आ पाँचम- 'विदेह' आ 'वैदेह' दूय सम्मानसँ सम्मानित साहित्यकार श्री राजदेव मण्डल रचित पोथी- 'जाल' (पटकथा) रहए। पाँचू पोथी भरि सभागारमे वितरणो भेल।

भाड़ी संख्यामे विद्वत-श्रोतागणक उपस्थिति सेहो छल। जेना- इतिहासक विभागाध्यक्ष प्रो. जय प्रकाश साहु, अधिवक्ता सह पत्रकार श्री रौशन कुमार गुप्ता, श्री सागर कुमार साहु, श्री विष्णु कुमार गुप्ता, श्री टुनटुन कामत, श्री राम नरेश यादव, श्री अजय कुमार गुप्ता, श्री आलोक कुमार 'नाहर', श्री राम विलास सिंह, श्री बिहारी मण्डल, श्री राज कुमार यादव, श्री बद्रीलाल यादव, श्री राम नारायण कामत, श्री रामकृष्ण ठाकुर, श्री राजदेव मण्डल, श्री अरविन्द कुमार मण्डल, श्री राजेश पासवान, श्री संजीव कुमार, ई. आशुतोष कुमार, श्रीमती आराधना मिस्टी, श्री चन्द्र भूषण झा 'राधव', श्री मनोज कुमार झा, श्री राजकुमार मिश्र, श्री अरविन्द यादव, श्री विनय कुमार रूद्र, श्री बिलट मण्डल, श्री रामबाबू कामत, श्री दशरथ प्रसाद यादव, श्री राम अशीष मण्डल, श्री लक्ष्मी मण्डल, डॉ. विष्णुदेव ठाकुर, श्री गोपाल गिरि, श्री राजाराम यादव, संतोष कुमार पाण्डेय, श्री सत्य नारायण महतो, सुश्री काजोक कुमारी, श्री मदन महतो, श्री शम्भु कमार साह, श्री योगीलाल कामत, श्री हजारी प्रसाद साहु, तथा अवकाश प्राप्त शिक्षक श्री अशर्फी साहु इत्यादि-इत्यादि।

क्रमश: आगू बढ़ैत कथा सत्रमे प्रवेश कएल...।

ऐ सत्रक अध्यक्षता केलैन 'सखारी-पेटारी' कथा संग्रहक कथाकार श्री नन्द विलास राय, 'रथक चक्का उलैट चलै बाट'क कवि श्री राम विलास साहु, 'उलहन' कथा संग्रहक कथाकार श्री कपिलेश्वर राउत तथा अशर्फी दास साहु समाज इण्टर महिला महाविद्यालय- निर्मली केर मैथिली विभागाध्यक्ष प्रो. हेम नारायण साहु। सात पालीमे विभक्त पच्चीस गोट कथा पाठ भेल, समीक्षा भेल। ऐ तरहें तीनू सत्रक समापन भेल। जेकर संचालक छला- श्री संजीव कुमार 'शमा', श्री भारत भूषण झा, श्री दुर्गानन्द मण्डल तथा श्री उमेश मण्डल।

अन्तिम सत्र 'अगिला गोष्ठी केतए'मे प्रवेश भेल। चारि गोट प्रस्ताव आएल, पहिल- श्री रोहित कुमार सिंहक दरभंगा लेल मार्च 2016. श्री दुखन प्रसाद यादवक 'धबही' लेल जून 2016 तथा दिसम्बर 2015क गोष्ठी लेल दूटा, प्रथम- श्री कमलेश झाक 'डखराम' लेल तथा श्री राजदेव मण्डलक 'रतनसारा-मुसहरनियाँ' लेल। सभामे बैसल समस्तक विचारपर अध्यक्ष मण्डल द्वारा निर्णय भेलैन- डखराम। अत: अगिला गोष्ठी श्री कमलेश झाक संजोजकत्वमे दरभंगा जिलाक बेनीपुर अनुमण्डल अन्तर्गत 'डखराम' गाममे होएत।

भावी संयोजक श्री कमलेश झाकेँ वर्तमान संयोजक श्री उमेश मण्डल दीप तथा पंजी समर्पित केलैन।

अन्तमे, धन्यवाद ज्ञापनमे, बाहरसँ आएल साहित्यकार, स्थानीय साहित्यकार एंव सहयोगी तथा विशेष सहयोगीकेँ संयोजक धन्यवाद-नमन केलैन। ऐ तरहें सगर रातिक कथा शेष भेल।

निम्न अछि- क्रमानुसार पठित कथाक नओं, कथाकारक नाओं, तथा समीक्षकक सुची, संगे सगर राति दीप जरय समिति- निर्मली केर सक्रिय कार्यकर्ता, संचालक तथा विशेष सहयोगीक सेहो।

कथा पाठ एवं समीक्षा :

पहिल पाली-

१. फ्रेण्ड : पल्लवी कुमारी

२. सभसँ कठिन जातिक अपमान : रतन कुमार 'रवि'

